ISSN 2229-547X VIDEHA

'विदेह' २३० म अंक १५ जुलाइ २०१७ (वर्ष १० मास ११५ अंक २३०)

*ऐ अंकमे अछि:-*



Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Books/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाउ।

VIDEHA ARCHIVE विदेह आर्काइव

Join official Videha facebook group.

Join Videha googlegroups

Follow Official Videha Twitter to view regular Videha Live Broadcasts through Periscope.

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाउ।

संपादकीय

**ई-पत्र**

विदेह "नेपालक वर्तमान मैथिली साहित्य" विषयक विशेषांक निकालबाक नेयार केलक अछि जकर संयोजक श्री दिनेश यादव जी रहता।

अइ विशेषांकमे नेपालक वर्तमान मैथिली साहित्य केर मूल्यांकन रहत। अइ विशेषांक लेल सभ विधाक आलोचना-समीक्षा-समालोचना आदि प्रस्तावित अछि। समय-सीमा किछु नै जहिया पूरा आलेख आबि जेतै तहिये, मुदा प्रयास रहत जे एही साल मइ-जून धरि ई विशेषांक आबि जाए। उम्मेद अछि विदेहक ई प्रयास दूनू पायापर एकटा पूल जरूर बनाएत।

विदेह द्वारा संचालित "आमंत्रित रचनापर आमंत्रित आलोचकक टिप्पणी" शृंखलाक दोसर भागक घोषणा कएल जा रहल अछि। दोसर भागमे अइ बेर नीलमाधव चौधरी जीक रचना आमंत्रित कएल जा रहल अछि आ नीलमाधवजीक रचना ओ रचनाधर्मितापर टिप्पणी करबा लेल कैलाश कुमार मिश्रजीकेँ आमंत्रित कएल जा रहल छनि। दूनू गोटाकेँ औपचारिक सूचना जल्दिये पठाओल जाएत। रचनाकारक रचना ओ आलोचकक आलोचना जखने आबि जाएत ओकर अगिला अंकमे ई प्रकाशित कएल जाएत।

अइ शृंखलाक पहिल भाग कामिनीजीक रचनापर छल आ टिप्पणीकर्ता मधुकांत झाजी छलाह।

जेना की सभ गोटा जनै छी जे विदेह २०१५ मे तीन टा विशेषांक तीन साहित्यकारपर प्रकाशित केलक जकर मापदंड छल सालमे दूटा विशेषांक जीवित साहित्यकारक उपर रहत जइमे एकटा ६०-७० वा ओइसँ बेसी सालक साहित्यकार रहता तँ दोसर ४०-५० सालक ( मैथिली साहित्यकार मने भारत आ नेपाल दूनूक)। ऐ क्रममे अरविन्द ठाकुर ओ जगदीश चंद्र ठाकुर "अनिल"जीपर विशेषांक निकलि चुकल अछि। आगूक विशेषांक किनकापर हुअए तइ लेल एक मास पहिनेसँ पाठकक सुझाव माँगल गेल छल। पाठकक सुझाव आएल आ ओइ सुझाव अंतर्गत विदेहक किछु अगिला विशेषांक परमेश्वर कापड़ि, वीरेन्द्र मल्लिक आ कमला चौधरी पर रहत। हमर सबहक प्रयास रहत जे ई विशेषांक सभ २०१७ मे प्रकाशित हुअए मुदा ई रचनाक उपलब्धतापर निर्भर करत। मने रचनाक उपलब्धताक हिसाबसँ समए ऊपर-निच्चा भऽ सकैए। सभ गोटासँ आग्रह जे ओ अपन-अपन रचना ggajendra@videha.com पर पठा दी।

**विदेह सम्मान**

**विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी सम्मान**

**१.विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी फेलो पुरस्कार २०१०-११**

२०१० श्री गोविन्द झा (समग्र योगदान लेल)

२०११ श्री रमानन्द रेणु (समग्र योगदान लेल)

**२.विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी पुरस्कार २०११-१२**

२०११ मूल पुरस्कार- श्री जगदीश प्रसाद मण्डल (**गामक जिनगी**, कथा संग्रह)

२०११ बाल साहित्य पुरस्कार- ले.क. मायानाथ झा (जकर नारी चतुर होइ, कथा संग्रह)

२०११ युवा पुरस्कार- आनन्द कुमार झा (**कलह**, नाटक)

२०१२ अनुवाद पुरस्कार- श्री रामलोचन ठाकुर- (**पद्मानदीक माझी**, बांग्ला- मानिक बंद्योपाध्याय, उपन्यास बांग्लासँ मैथिली अनुवाद)

**विदेह भाषा सम्मान २०१२-१३ (वैकल्पिक साहित्य अकादेमी पुरस्कारक रूपमे प्रसिद्ध)**

***1.विदेह समानान्तर साहित्य अकादेमी फेलो पुरस्कार 2012***

2012 श्री राजनन्दन लाल दास (समग्र योगदान लेल)

***2.विदेह भाषा सम्मान २०१२-१३ (वैकल्पिक साहित्य अकादेमी पुरस्कारक रूपमे प्रसिद्ध)***

२०१२ बाल साहित्य पुरस्कार - श्री जगदीश प्रसाद मण्डल कें "**तरेगन**" बाल प्रेरक विहनि कथा संग्रह

२०१२ मूल पुरस्कार - श्री राजदेव मण्डलकें "**अम्बरा**" (कविता संग्रह) लेल।

2012 युवा पुरस्कार- श्रीमती ज्योति सुनीत चौधरीक "**अर्चिस**" (कविता संग्रह)

2013 अनुवाद पुरस्कार- श्री नरेश कुमार विकल "ययाति" (मराठी उपन्यास श्री विष्णु सखाराम खाण्डेकर)

**विदेह भाषा सम्मान २०१३-१४ (वैकल्पिक साहित्य अकादेमी पुरस्कारक रूपमे प्रसिद्ध)**

२०१३ बाल साहित्य पुरस्कार श्रीमती ज्योति सुनीत चौधरी- "**देवीजी**" (बाल निबन्ध संग्रह) लेल।

२०१३ मूल पुरस्कार - श्री बेचन ठाकुरकें "**बेटीक अपमान आ छीनरदेवी**" (नाटक संग्रह) लेल।

२०१३ युवा पुरस्कार- श्री उमेश मण्डलकें "**निश्तुकी**" (कविता संग्रह)लेल।

२०१४ अनुवाद पुरस्कार- श्री विनीत उत्पलकेँ "**मोहनदास**" (हिन्दी उपन्यास श्री उदय प्रकाश)क मैथिली अनुवाद लेल।

**विदेह भाषा सम्मान २०१४-२०१५ (समानान्तर साहित्य अकादेमी सम्मान)**

२०१४ मूल पुरस्कार- श्री नन्द विलास राय (**सखारी पेटारी**- लघु कथा संग्रह)

२०१४ बाल पुरस्कार- श्री जगदीश प्रसाद मण्डल (**नै धारैए**- बाल उपन्यास)

२०१४ युवा पुरस्कार - श्री आशीष अनचिन्हार (**अनचिन्हार आखर**- गजल संग्रह)

२०१५ अनुवाद पुरस्कार - श्री शम्भु कुमार सिंह ( **पाखलो** - तुकाराम रामा शेटक कोंकणी उपन्यासक मैथिली अनुवाद)

**नाटक, गीत, संगीत, नृत्य, मूर्तिकला, शिल्प आ चित्रकला क्षेत्रमे विदेह सम्मान २०१२**

**अभिनय- मुख्य अभिनय ,**

सुश्री शिल्पी कुमारी, उम्र- 17 पिता श्री लक्ष्मण झा

श्री शोभा कान्त महतो, उम्र- 15 पिता- श्री रामअवतार महतो,

**हास्य-अभिनय**

सुश्री प्रियंका कुमारी, उम्र- 16, पिता- श्री वैद्यनाथ साह

श्री दुर्गानंद ठाकुर, उम्र- 23, पिता- स्व. भरत ठाकुर

**नृत्य**

सुश्री सुलेखा कुमारी, उम्र- 16, पिता- श्री हरेराम यादव

श्री अमीत रंजन, उम्र- 18, पिता- नागेश्वर कामत

**चित्रकला**

श्री पनकलाल मण्डल, उमेर- ३५, पिता- स्व. सुन्दर मण्डल, गाम छजना

श्री रमेश कुमार भारती, उम्र- 23, पिता- श्री मोती मण्डल

**संगीत (हारमोनियम)**

श्री परमानन्द ठाकुर, उम्र- 30, पिता- श्री नथुनी ठाकुर

**संगीत (ढोलक)**

श्री बुलन राउत, उम्र- 45, पिता- स्व. चिल्टू राउत

**संगीत (रसनचौकी)**

श्री बहादुर राम, उम्र- 55, पिता- स्व. सरजुग राम

**शिल्पी-वस्तुकला**

श्री जगदीश मल्लिक,५० गाम- चनौरागंज

**मूर्ति-मृत्तिका कला**

श्री यदुनंदन पंडित, उम्र- 45, पिता- अशर्फी पंडित

**काष्ठ-कला**

श्री झमेली मुखिया,पिता स्व. मूंगालाल मुखिया, ५५, गाम- छजना

**किसानी-आत्मनिर्भर संस्कृति**

श्री लछमी दास, उमेर- ५०, पिता स्व. श्री फणी दास, गाम वेरमा

**विदेह मैथिली पत्रकारिता सम्मान**

-२०१२ श्री नवेन्दु कुमार झा

**नाटक, गीत, संगीत, नृत्य, मूर्तिकला, शिल्प आ चित्रकला क्षेत्रमे विदेह सम्मान २०१३**

**मुख्य अभिनय-**

**(1) सुश्री आशा कुमारी सुपुत्री श्री रामावतार यादव, उमेर- १८,** पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**(2) मो. समसाद आलम सुपुत्र मो. ईषा आलम,** पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**(3) सुश्री अपर्णा कुमारी** सुपुत्री श्री मनोज कुमार साहु, जन्म तिथि- १८-२-१९९८, पता- गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, थाना- लौकही,जिला- मधुबनी (बिहार)

**हास्य अभिनय-**

(1) **श्री ब्रह्मदवे पासवान उर्फ रामजानी पासवान** सुपुत्र- स्व. लक्ष्मी पासवान, पता- गाम+पोस्ट- औरहा, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

**(2) टॉसिफ आलम सुपुत्र मो. मुस्ताक आलम,** पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- झंझारपुर, जिला- मधुबनी (बिहार)

**नाटक, गीत, संगीत, नृत्य, मूर्तिकला, शिल्प आ चित्रकला क्षेत्रमे विदेह सम्मान (मांगनि खबास समग्र योगदान सम्मान)**

**शास्त्रीय संगीत सह तानपुरा :**

**श्री रामवृक्ष सिंह सुपुत्र श्री अनिरूद्ध सिंह,** उमेर- ५६, गाम- फुलवरिया, पोस्ट- बाबूबरही, जिला- मधुबनी (बिहार)

**मांगनि खबास सम्मान: मिथिला लोक संस्कृति संरक्षण:**

**श्री राम लखन साहु** पे. स्व. खुशीलाल साहु, उमेर- ६५, पता, गाम- पकड़िया, पोस्ट- रतनसारा, अनुमंडल- फुलपरास (मधुबनी)

**नाटक, गीत, संगीत, नृत्य, मूर्तिकला, शिल्प आ चित्रकला क्षेत्रमे विदेह सम्मान (समग्र योगदान सम्मान):**

**नृत्य -**

(1) **श्री हरि नारायण मण्डल** सुपुत्र- स्व. नन्दी मण्डल, उमेर- ५८, पता- गाम+पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

(2) **सुश्री संगीता कुमारी सुपुत्री श्री रामदेव पासवान, उमेर- १६,** पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- झंझारपुर, जिला- मधुबनी (बिहार)

**चित्रकला-**

(1) **जय प्रकाश मण्डल** सुपुत्र- श्री कुशेश्वर मण्डल, उमेर- ३५, पता- गाम- सनपतहा, पोस्ट बौरहा, भाया- सरायगढ़, जिला- सुपौल (बिहार)

ejournal 'विदेह' २३० म अंक १५ जुलाइ २०१७ (वर्ष १० मास ११५ अंक २३०) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

**(2) श्री चन्दन कुमार मण्डल** सुपुत्र श्री भोला मण्डल, पता- गाम- खड़गपुर, पोस्ट- बेलही, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार) संप्रति, छात्र स्नातक अंतिम वर्ष, कला एवं शिल्प महाविद्यालय- पटना।

**हरिमुनियाँ / हारमोनियम**

(1) **श्री महादेव साह सुपुत्र रामदेव साह, उमेर- ५८,** गाम- बेलहा, वार्ड- नं. ०९, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

(2) **श्री जागेश्वर प्रसाद राउत** सुपुत्र स्व. रामस्वरूप राउत, उमेर ६०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**ढोलक/ ठेकैता/ ढोलकिया**

(1) **श्री अनुप सदाय** सुपुत्र स्व. , पता- गाम- तुलसियाही, पोस्ट- मनोहर पट्टी, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)

(2) **श्री कल्लर राम** सुपुत्र स्व. खट्टर राम, उमेर- ५०, गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

**रसनचौकी वादक-**

**(1) वासुदेव राम** सुपुत्र स्व. अनुप राम, गाम+पोस्ट- निर्मली, वार्ड न. ०७ , जिला- सुपौल (बिहार)

**शिल्पी-वस्तुकला-**

**(1) श्री बौकू मल्लिक** सुपुत्र दरबारी मल्लिक, उमेर- ७०, गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**(2) श्री राम विलास धरिकार** सुपुत्र स्व. ठोढ़ाइ धरिकार, उमेर- ४०, पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**मूर्तिकला-मृर्तिकार कला-**

(1) **घूरन पंडित सुपुत्र-** श्री मोलहू पंडित, पता- गाम+पोस्ट बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी (बिहार)

(2) **श्री प्रभु पंडित सुपुत्र स्व.** , पता- गाम+पोस्ट- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

**काष्ठ-कला-**

(1) **श्री जगदेव साहु** सुपुत्र शनीचर साहु, उमेर- ३६, गाम- निर्मली-पुरर्वास, जिला- सुपौल (बिहार)

(2) **श्री योगेन्द्र ठाकुर सुपुत्र स्व. बुद्धू ठाकुर उमेर- ४५,** पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**किसानी- आत्मनिर्भर संस्कृति-**

**(1) श्री राम अवतार** राउत सुपुत्र स्व. सुबध राउत, उमेर- ६६, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**(2) श्री रौशन यादव** सुपुत्र स्व. कपिलेश्वर यादव, उमेर- ३५, गाम+पोस्ट बनगामा, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

**अल्हा/महराइ-**

(1) **मो. जीबछ** सुपुत्र मो. बिलट मरहूम, उमेर- ६५, पता- गाम- बसहा, पोस्ट- बड़हारा, भाया- अन्धराठाढ़ी, जिला- मधुबनी, पिन- ८४७४०१

**जोगिरा-**

**श्री बच्चन मण्डल** सुपुत्र स्व. सीताराम मण्डल, उमेर- ६०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**श्री रामदेव ठाकुर सुपुत्र स्व. जागेश्वर ठाकुर, उमेर- ५०,** पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**पराती (प्रभाती) गौनिहार आ खजरी/ खौजरी वादक-**

**(1)** श्री सुकदेव साफी

सुपुत्र श्री ,

पता- गाम इटहरी, पोस्ट- बेलही, भाया- निर्मली, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)

**पराती (प्रभाती) गौनिहार** - (अगहनसँ माघ-फागुन तक गाओल जाइत)

(1) **सुकदेव साफी** सुपुत्र स्व. बाबूनाथ साफी, उमेर- ७५, पता- गाम इटहरी, पोस्ट- बेलही, भाया- निर्मली, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)

(2) **लेल्हु दास** सुपुत्र स्व. सनक मण्डल पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**झरनी-**

(1) **मो. गुल हसन** सुपुत्र अब्दुल रसीद मरहूम, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

(2) **मो. रहमान साहब** सुपुत्र...., उमेर- ५८, गाम- नरहिया, भाया- फुलपरास, जिला- मधुबनी (बिहार)

**नाल वादक-**

(1) **श्री जगत नारायण मण्डल** सुपुत्र स्व. खुशीलाल मण्डल, उमेर- ४०, गाम+पोस्ट- ककरडोभ, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

**(2) श्री देव नारायण यादव** सुपुत्र श्री कुशुमलाल यादव, पता- गाम- बनरझुला, पोस्ट- अमही, थाना- घोघड़डीहा, जिला- मधुबनी (बिहार)

**गीतहारि/ लोक गीत-**

(1) **श्रीमती फुदनी देवी** पत्नी श्री रामफल मण्डल, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

(2) **सुश्री सुविता कुमारी** सुपुत्री श्री गंगाराम मण्डल, उमेर- १८, पता- गाम- मछधी, पोस्ट- बलियारि, भाया- झंझारपुर, जिला- मधुबनी (बिहार)

**खुरदक वादक-**

(1) **श्री सीताराम राम** सुपुत्र स्व. जंगल राम, उमेर- ६२, पता- गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

(2) **श्री लक्ष्मी राम** सुपुत्र स्व. पंचू मोची, उमेर- ७०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**कौंरनेट-**

(1) **श्री चन्दर राम** सुपुत्र- स्व. जीतन राम, उमेर- ५०, पता- गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

(2) **मो. सुभान**, उमेर- ५०, पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**बेन्जू वादक-**

(1) **श्री राज कुमार महतो** सुपुत्र स्व. लक्ष्मी महतो, उमेर- ४५, गाम- निर्मली वार्ड नं. ०४, जिला- सुपौल (बिहार)

(2) **श्री घुरन राम**, उमेर- ४३, गाम+पोस्ट- बनगामा, भाया- नरहिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**भगैत गवैया-**

(1) **श्री जीबछ यादव** सुपुत्र स्व. रूपालाल यादव, उमेर- ८०, पता- गाम इटहरी, पोस्ट- बेलही, भाया- निर्मली, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)

(2) **श्री शम्भु मण्डल** सुपुत्र स्व. लखन मण्डल, पता- गाम- बढियाघाट-रसुआर, पोस्ट मुंगराहा, भाया- निर्मली, जिला- सुपौल (बिहार)

**खिस्सकर- (खिस्सा कहैबला)-**

(1) **श्री छुतहरू यादव उर्फ राजकुमार,** सुपुत्र श्री राम खेलावन यादव, गाम- घोघरडिहा, पोस्ट- मनोहर पट्टी, थाना- मरौना, जिला- सुपौल, पिन- ८४७४५२

(2) **बैजनाथ मुखिया उर्फ टहल मुखिया-**

(2)सुपुत्र स्व. ढोंगाइ मुखिया,

पता- गाम+पोस्ट- औरहा, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

**मिथिला चित्रकला-**

(1) **सुश्री मिथिलेश कुमारी** सुपुत्री श्री रामदेव प्रसाद मण्डल 'झारूदार' पता- गाम- रसुआर, पोस्ट- मुंगराहा, भाया- निर्मली, जिला- सुपौल (बिहार)

(2) **श्रीमती वीणा देवी पत्नी श्री दिलिप झा, उमेर- ३५,** पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**खजरी/ खौजरी वादक-**

(2) **श्री किशोरी दास** सुपुत्र स्व. नेबैत मण्डल, पता- गाम- रसुआर, पोस्ट- मुंगराहा, भाया- निर्मली, जिला- सुपौल (बिहार)

**तबला-**

**श्री उपेन्द्र चौधरी** सुपुत्र स्व. महावीर दास, उमेर- ५५, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**श्री देवनाथ यादव** सुपुत्र स्व. सर्वजीत यादव, उमेर- ५०, गाम- झाँझपट्टी, पोस्ट- पीपराही, भाया- लदनियाँ, जिला- मधुबनी (बिहार)

**सारंगी- (घुना-मुना)**

(1) श्री पंची ठाकुर, गाम- पिपराही।

**झालि- (झलिबाह)**

(1) **श्री कुन्दन कुमार कर्ण** सुपुत्र श्री इन्द्र कुमार कर्ण पता- गाम- रेबाड़ी, पोस्ट- चौरामहरैल, थाना- झंझारपुर, जिला- मधुबनी, पिन- ८४७४०४

(2) **श्री राम खेलावन राउत** सुपुत्र स्व. कैलू राउत, उमेर- ६०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**बौसरी (बौसरी वादक)**

**श्री रामचन्द्र प्रसाद मण्डल** सुपुत्र श्री झोटन मण्डल, उमेर- ३०, बौसरी/बौसली/बासुरी बजबै छथि। पता- गाम- रसुआर, पोस्ट- मुंगराहा, भाया- निर्मली, जिला- सुपौल (बिहार)

**श्री विभूति झा** सुपुत्र स्व. कनटीर झा, उमेर- ५०, पता- गाम+पोस्ट- कछुबी, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**लोक गाथा गायक**

**श्री रविन्द्र यादव** सुपुत्र सीताराम यादव, पता- गाम- तुलसियाही, पोस्ट- मनोहर पट्टी, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)

**श्री पिचकुन सदाय** सुपुत्र स्व. मेथर सदाय, उमेर- ५०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**मजिरा वादक (छोकटा झालि...)**

**श्री रामपति मण्डल** सुपुत्र स्व. अर्जुन मण्डल, पता- गाम- रसुआर, पोस्ट- मुंगराहा, भाया- निर्मली, जिला- सुपौल (बिहार)

**मृदंग वादक-**

**(1) श्री कपिलेश्वर दास सुपुत्र स्व. सुन्नर दास,** उमेर- ७०, गाम- लक्ष्मिनियाँ, पोस्ट- छजना, भाया- नरहिया, थाना- लौकही, जिला- मधुबनी (बिहार)

**(2) श्री खखर सदाय** सुपुत्र स्व. बंठा सदाय, उमेर- ६०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**तानपुरा सह भाव संगीत**

**(1) श्री रामविलास यादव** सुपुत्र स्व. दुखरन यादव, उमेर- ४८, गाम- सिमरा, पोस्ट- सांगि, भाया- घोघड़डीहा, थाना- फुलपरास, जिला- मधुबनी (बिहार)

**तरसा/ तासा-**

**श्री जोगेन्द्र राम** सुपुत्र स्व. बिल्टू राम, उमेर- ५०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**श्री राजेन्द्र राम** सुपुत्र कालेश्वर राम, उमेर- ५८, गाम- मझौरा, पास्ट- छजना, भाया- नरहिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**रमझालि/ कठझालि/ करताल वादक-**

**श्री सैनी राम** सुपुत्र स्व. ललित राम, उमेर- ५०, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**श्री जनक मण्डल** सुपुत्र स्व. उचित मण्डल, उमेर- ६०, रमझालि/ कठझालि/ करताल वादक, १९७५ ई.सँ रमझालि बजबै छथि। पता- गाम- बढियाघाट/रसुआर, पोस्ट- मुंगराहा, भाया- निर्मली, जिला- सुपौल (बिहार)

**गुमगुमियाँ/ ग्रुम बाजा**

**श्री परमेश्वर मण्डल** सुपुत्र स्व. बिहारी मण्डल उमेर- ४१, १९८० ई.सँ गुमगुमियाँ बजबै छथि।

**श्री जुगाय साफी** सुपुत्र स्व. श्री श्रीचन्द्र साफी, उमेर- ७५, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**डंका/ ढोल वादक**

**श्री बदरी राम**, उमेर- ५५, पता- गाम इटहरी, पोस्ट- बेलही, भाया- निर्मली, थाना- मरौना, जिला- सुपौल (बिहार)

**श्री योगेन्द्र राम** सुपुत्र स्व. बिल्टू राम, उमेर- ५५, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**डंफा** (होलीमे बजाओल जाइत...)

**श्री जग्रनाथ चौधरी उर्फ धियानी दास** सुपुत्र स्व. महावीर दास, उमेर- ६५, पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर),जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

**श्री महेन्द्र पोद्दार**, उमेर- ६५, पता- गाम+पोस्ट- चनौरागंज, भाया- तमुरिया, जिला- मधुबनी (बिहार)

**नड़ेरा/ डिगरी-**

**श्री राम प्रसाद राम सुपुत्र स्व. सरयुग मोची, उमेर- ५२,** पता- गाम+पोस्ट- बेरमा, भाया- तमुरिया, थाना- झंझारपुर (आर.एस. शिविर), जिला- मधुबनी पिन- ८४७४१० (बिहार)

विदेहक किछु विशेषांक:-

१) हाइकू विशेषांक १२ म अंक, १५ जून २००८

Videha_15_06_2008.pdf Videha_15_06_2008_Tirhuta.pdf 12.pdf

२) गजल विशेषांक २१ म अंक, १ नवम्बर २००८

Videha_01_11_2008.pdf Videha_01_11_2008_Tirhuta.pdf 21.pdf

३) विहनि कथा विशेषांक ६७ म अंक, १ अक्टूबर २०१०

Videha_01_10_2010 Videha_01_10_2010_Tirhuta 67

४) बाल साहित्य विशेषांक ७० म अंक, १५ नवम्बर २०१०

Videha_15_11_2010 Videha_15_11_2010_Tirhuta 70

५) नाटक विशेषांक ७२ म अंक १५ दिसम्बर२०१०

Videha_15_12_2010 Videha_15_12_2010_Tirhuta 72

६) नारी विशेषांक ७७म अंक ०१ मार्च २०११

Videha_01_03_2011 Videha_01_03_2011_Tirhuta 77

७) बाल गजल विशेषांक विदेहक अंक १११ म अंक, १ अगस्त २०१२

Videha_01_08_2012 Videha_01_08_2012_Tirhuta 111

८) भक्ति गजल विशेषांक १२६ म अंक, १५ मार्च २०१३

Videha_15_03_2013 Videha_15_03_2013_Tirhuta 126

९) गजल आलोचना-समालोचना-समीक्षा विशेषांक १४२ म, अंक १५ नवम्बर २०१३

Videha_15_11_2013 Videha_15_11_2013_Tirhuta 142

१०) काशीकांत मिश्र मधुप विशेषांक १६९ म अंक १ जनवरी २०१५

Videha_01_01_2015

११) अरविन्द ठाकुर विशेषांक १८९ म अंक १ नवम्बर २०१५

Videha_01_11_2015

१२) जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल विशेषांक १९१ म अंक १ दिसम्बर २०१५

Videha_01_12_2015

१३) विदेह सम्मान विशेषाक- २००म अक १५ अप्रैल २०१६/ २०५ म अक १ जुलाई २०१६

Videha_15_04_2016

Videha_01_07_2016

१४) मैथिली सी.डी./ अल्बम गीत संगीत विशेषांक- २१७ म अंक ०१ जनवरी २०१७

Videha_01_01_2017

लेखकसं आमंत्रित रचनापर आमंत्रित आलोचकक टिप्पणीक शृंखला

१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

VIDEHA 209th issue विदेहक दू सए नौम अंक

Videha_01_09_2016

विदेह ई-पत्रिकाक बीछल रचनाक संग- मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ रचनाक एकटा समानान्तर संकलन

*विदेह:सदेह:२ (मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना २००९-१०)*

*विदेह:सदेह:३ (मैथिली पद्य २००९-१०)*

*विदेह:सदेह:४ (मैथिली कथा २००९-१०)*

*विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५ ]*




*विदेह मैथिली लघुकथा [ विदेह सदेह ६ ]*
*विदेह मैथिली पद्य [ विदेह सदेह ७ ]*
*विदेह मैथिली नाट्य उत्सव [ विदेह सदेह ८ ]*
*विदेह मैथिली शिशु उत्सव [ विदेह सदेह ९ ]*
*विदेह मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना [ विदेह सदेह १० ]*

*The readers of English translations of Maithili Novel "sahasrabadhani" and verse collection "sahasrabdik chaupar par" has intimated that the English translation has not been able to grasp the nuances of original Maithili. Therefore the Author has started translating his Maithili works in English himself. After these translations are complete these would be the official translations authorised by the Author of original work.-Editor*

Maithili Books can be downloaded from:
https://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi/
Maithili Books can be purchased from:
http://www.amazon.in/
For the first time Maithili books can be read on kindle e-readers. Buy Maithili Books in Kindle format (courtesy Videha) from amazon kindle stores, these e books are delivered worldwide wirelessly:-
http://www.amazon.com/
अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।


गजेन्द्र ठाकुर
ggajendra@videha.com

२. गद्य

*२.१.आशीष अनचिन्हार- "कतेक रास बात" इंटरनेटपर मैथिलीक पहिल उपस्थिति नै अछि*

*२.२.मुन्ना जी- बीहनिकथा ( Seed Story)- झोल*

२.३.बृषेश चन्द्र लाल- बुद्धिचौ

*२.४.उमेश मण्डल- मिथिलाक लोक संगीत/ लोक कला भगैत गबैया*

**आशीष अनचिन्हार**

**"कतेक रास बात" इंटरनेटपर मैथिलीक पहिल उपस्थिति नै अछि**

आइ हम जे लेख परसि रहल छी तकर मूल उद्येश्य अछि ‘‘मैथिली वेब पत्रिकारिताक प्रारंभिक स्वरूप’’कें फड़िच्छ करब। आन तथ्य देबासँ पहिने हम याहूसिटीज / ब्लागरसँ संबंधित किछु घोषणा देखा रहल छी जे कि याहूसिटीज / ब्लागर केर आफिसियल पेजसँ लेल गेल अछि आ एकरा कियो गलथोथी वा कुतर्कसँ गलत साबित नै कऽ सकै छथि। तँ देखू निच्चाक तथ्य-

1) 1999मे याहूसिटीज (Yahoo! GeoCities) चालू भेलै आ 2001मे प्रोफिट नै हेबाक कारणे एकरा लगभग बंद कऽ देल गेलै (फ्री एकांउट बला सभकेँ स्टेप बाइ स्टेप बंद कएल गेलै) मैथिलीक पहिल इंटरनेटीय उपस्थिति जे कि भालसरिक गाछ नामसँ सन 2000 सँ याहूसिटीजपर छल तकरो एकांउट बंद भऽ गेलै (जँ कियो चाहता तँ एकर रेकार्ड याहूसँ मँगबा सकै छथि, ओना एकर चांस कम कारण आर्काइभ खत्म भऽ गेल छै)। एकर बादमे 2009सँ याहूसिटीज अमेरिका समेत सभ देशसँ अपन पेड सर्भिस सेहो हटा लेलक आ आब मात्र जापानमे एखन एकर सर्विस बाँचल छै। ई तँ बहुत पहिनेक बात छै हाल-फिलहाल (2014)मे सभ गोटा आरकुटकेँ बंद होइत देखने हेबै। आरकुटपर जिनकर-जिनकर प्रोफाइल रहए से आब नै भेटि सकैए। हँ जे आर्काइभ बना लेने हेता से फाइल रूपमे अपन डाटा रखने हेता। याहूसिटीज केर विकिपीडिया वा आन संदर्भसँ हमर तथ्यकेँ जाँचल जा सकैए।

2) May 01, 2008सँ ब्लागर फ्यूचर पोस्ट केर सुविधा देलकै जकरा एहि लिंकपर देखि सकै छीhttps://blogger.googleblog.com/2008/05/blogger-now-schedules-future-dated.html एहि सुविधासँ लोक पोस्टकेँ ड्राफ्टमे भविष्यक तारीख संग राखि दै छथिन आ ओ पोस्ट नियत तारीखमे अपने-आप पोस्ट भऽ जाइत छै। एहि फीचरमे जे कैलेंडर देल गेल छै तकरे सहायतासँ आजुक पोस्टकेँ दू साल पाछूक तारीखमे लऽ जा सकै छी तेनाहिते दू साल पहिनुक पोस्टकेँ आजुक तारीखमे आनि सकै छी मुदा ई मात्र पोस्टक तारीख वा सालमे हेड़ा-फेरी कऽ सकै छी कोनो पोस्टक URL केर तारीख,महीना वा सालमे नै। URL बला तारीख,महीना वा साल वएह रहतै जहिया पोस्ट प्रकाशित भेल रहै।

3) December 10, 2008सँ ब्लागर दूटा ब्लाग केर मर्जिंग मने जोड़ि देबाक सुविधा देलकै एकरा एहि लिंकपर देखि सकै छीhttps://blogger.googleblog.com/2008/12/your-blog-your-data.html एहि सुविधासँ लोक अपन अलग-अलग ब्लागकेँ एकठाम जोड़ि सकै छलाह।

4) February 03, 2010सँ ब्लागर पेज शुरू करबाक सुविधा देलकै एकरा एहि लिंकपर देखि सकै छीhttps://blogger.googleblog.com/2010/02/create-pages-in-blogger.html एहि सुविधासँ लोक अपन ब्लागक विभिन्न सूचना पाठक लग दै छथि। पेज बनेलापर खाली अक्षर वा अक्षर-अंकक लिंक बनै छै मुदा तारीख,महीना वा सालनै रहै छै।

5) July 17, 2012सँ ब्लागर कस्टम लिंक बनेबाक सुविधा देलकै जकरा एहि लिंकपर देखि सकै छीhttps://blogger.googleblog.com/2012/07/customize-your-posts-with-permalinks.html कस्टम लिंक मने अहाँ अपना मोनक हिसाबें कोनो पोस्टक URL बना सकै छी मुदा URLमे पोस्टक प्रकाशन दिन बला तारीख,महीना वा साल रहत। पोस्टक ओरिजिनल पोस्ट डेट वा पोस्टक साल नै बदलल जा सकैए जकरा अहाँ सभ एहि लिंकपर देखि सकै छी http://blogger-hints-and-tips.blogspot.in/2009/12/changing-date-for-post.html

उपरक तथ्य सभकेँ नीक जकाँ अहाँ सभ मोन राखू आ निच्चा देल गेल मैथिलीक आरंभिक ब्लाग / वेबसाइट सभहँक पहिल पोस्ट आ ओकर तारीख सभकेँ अहाँ अपने जाँचू जाहिसँ ई स्पष्ट हएत जे कोन पत्रिका पहिल अछि आ के दोसर। एहि अंतर्गत हम पाँच टा ब्लाग / वेबसाइट राखब 1) भालसरिक गाछ (याहू सिटीज आ ब्लागर दूनू बला ) 2) पल्लवमिथिला 3) समदिया 4) प्रकरांतर 5) कतेक रास बात

आगू बढ़बासँ पहिने ई कहि दी जे एहि पाँचो ब्लागमे दू टा एहन लिंक अछि जकर आर्काइभ उपल्बध नै अछि मुदा चर्चा हम सभ लिंक केर करब चाहे ओकर आर्काइभ हो या नै हो। आर्काइभ नै हेबाक मततलब ई नै छै जे कोनो चीजक अस्तित्वकेँ नकारि देल जाए।

**भालसरिक गाछ**

गजेन्द्र ठाकुर जी याहूसिटीजपर बहुत रास मैथिलीक साइट बनेने छलाह मुदा ताहिमेसँ "भालसरिक गाछ" केर लिंक (जे सन 2000 सँ याहूसिटीजपर छल) बाँचल अछि। एकर लिंक http://www.geocities.com/bhalsarik-gachh/ अछि। याहूसिटीज पर ई बंद भेलाक बाद 5 जुलाई 2004कँ एही नामसँ ब्लागरपर सेहो गजेन्द्र ठाकुर द्वारा ब्लाग बनाएल गेल आ जनवरी 2009मे एकरा विदेहक संग जोड़ि देल गेलै आ आब ईhttp://www.videha.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html लिंकपर आर्काइभ सहित अछि। एहिठाम मोन राखब जरूरी जे याहूसिटीज बला ब्लाग केर आर्काइभ उपल्ब्ध नै अछि।

**पल्लवमिथिला**

पल्लवमिथिला नामक वेबसाइट जे कि 2059 माघे संक्रान्ति- (2003 जनवरीमे) धीरेन्द्र प्रेमर्षिजी द्वारा बनाएल गेल। एकर लिंक अछि-www.pallavmithila.mainpage.net वर्तमानमे ई वेबसाइट बंद अछि। एहि वेबसाइट केर मूल पेज www.mainpage.net सेहो याहूजियो सिटीज जकाँ बंद भऽ गेलै। संगे-संग एहू वेबसाइट केर आर्काइभ उपल्बध नै अछि। विनय कुमार कसजू केर नेपाली पोथी "सूचना प्रविधिको शक्ति र नेपालमा यसको उपयोग" जे कि सितंबर 2003 मे प्रकाशित भेलै तकर पृष्ठ 155 पर "पल्लवमिथिलाक चर्चा छै।

**समदिया**

ईहो ब्लाग गजेन्द्र ठाकुर जी द्वारा 9 अगस्त 2004मे बनाएल गेल छल समादक वास्ते मुदा पहिल पोस्टक बाद लगभग चारि साल ई बंद रहल फेर 2008सँ एकर प्रकाशन शुरू भेल आ फेर-आस्ते-आस्ते 2015 धरि चलैत रहल। एहि ब्लागक पहिल पोस्टक लिंक अछि- http://esamaad.blogspot.in/2004/

**प्रकरांतर**

एहि ब्लागक पहिल पोस्ट 12 फरवरी , 2005 कँ अछि जकर लिंक http://prakarantar.blogspot.in/2005/02/blog-post.html अछि। ई ब्लाग किनका द्वारा बनाएल गेल से अज्ञात अछि मुदा कमेंट सभसँ पता चलैए जे कोनो ठाकुरजी छथि (शायद विजय ठाकुर जिनक मैथिली दर्पण, तात्काल आदि ब्लाग सेहो छनि)। जे हो मुदा एकर लिंकसँ एहि ब्लागक तारीख पता चलि रहल अछि। मात्र दू टा पोस्टक बाद ई ब्लाग बंद भऽ गेल मने ओहिपर पोस्ट एनाइ बंद भऽ गेल। एहि ब्लागक अंतिम पोस्ट 19 फरवरी , 2005मे आएल।

**कतेक रास बात**

कतेक रास बातक मूल लिंक http://vidyapati.blogspot.com/ अछि (आब एकर पता http://www.vidyapati.org/ अछि मुदा दूनू लिंकसँ खुजैत छै)। कतेक रास बात नामक ब्लाग केर सभसँ पहिल पोस्ट जे देखा रहल अछि **(देखू चित्र- 1, चित्र सभ निच्चा अछि)** ताहिमे झोल-झाल छै। एकर URLमे http://www.vidyapati.org/2013/07/blog-post_28.html देखा रहल छै (देखू चित्र-1 केर उपर घेरामे) मतलब ई पोस्ट 2013 केर जुलाइ मासमे भेल छै। मुदा एकर प्रकाशन केर तारीख July 01,1999 तारीख देखा रहल छै (देखू चित्र-1 केर नीचा घेरामे)। आ एहि पोस्टसँ पहिने आरो कोनो पोस्ट नै छै से न्यूअर पोस्ट देखलासँ पता चलि जाइत छै। एहि पोस्टक बाद जे पोस्ट अछि से सूचनाक रूपमे अछि आ तकर URLhttp://www.vidyapati.org/2005/08/blog-post.html अछि **(देखू चित्र- 2)** मने ई पोस्ट 2005 केर अगस्त मासमे भेल अछि (देखू चित्र-2 केर उपर घेरामे) मुदा फेर एहूक प्रकाशन तिथिमे गड़बड़ी कएल गेल अछि आ प्रकाशन तारीखकेँ November 28, 2004 बना देल गेल अछि (देखू चित्र-1 केर नीचा घेरामे)। एहि पोस्टक बाद बला जे पोस्ट अछि तकर URL http://www.vidyapati.org/2005/09/blog-post.html अछि मने ई पोस्ट 2005 केर सितंबर मासमे प्रकाशित भेल आ एकर प्रकाशन तारीख September 02, 2005 अछि मने एखन धरिमे इएह पोस्ट सही अछि **(देखू चित्र- 3)**। सितंबर 2005 केर बाद जुलाइ 2006मे पोस्ट भेल जकर URL अछि http://www.vidyapati.org/2006/07/blog-post.html आ एकर प्रकाशन तारीख अछि July 12, 2006 एहि आ एकर बाद बला पोस्टक URL आ प्रकाशन तारीख मीलै छै। जे गड़बड़ी छै से पहिलुक दूटा टामे आ से मात्र इतिहासमे गलत तरीकासँ पहिल स्थान बनेबाक लेल। जँ कतेक रास बातक एहि चारि टा पोस्टक तारीखकेँ सजाएल जाए तँ ई निश्चित भऽ जाइ छै जे एहि ब्लागक पहिल पोस्ट 1 अगस्तसँ लए कऽ 31 अगस्त धरिक बीचमे भेल छै (सुविधा लेल अगस्त-2005 नाम हम देलहुँ)। एकटा आर रोचक तथ्य ई जे कतेक रास बात केर परिचय **(पेज रूपमे, देखू चित्र-4)**मे पद्मनाभजी लीखै छथि "प्रिय पाठकगण;एहि ब्लोग'क शुरुआत हम 2004 मे केलहुँ. ताबय धरि हमरा जानकारी मे मैथिली भाषा

इन्टरनेट पर नहि छलए"। ई कोन जानकारीक दाबी भेलै। 2003मे प्रिंट पोथीमे पल्लवमिथिला बारेमे लिखाएल छै तखन आर हिनका कोन जानकारी चाही। भऽ सकैए जे पद्मनाभजी कहथि जे पल्लवमिथिला नेपालक अछि मुदा मैथिली तँ नेपालोमे छै आ ओनाहुतो इंटरनेटक कोन देश हेतै। इंग्लैंडमे चलि रहल मैथिलीक वेबसाइट वा ब्लागकेँ मैथिली भाषाक कहल जेतै या इंग्लैडक भाषाक। भऽ सकैए जे पद्मनाभ जी कहथि जे हम ब्लाग 2004मे बनेलहुँ मुदा ओकर पहिल पोस्ट अगस्त 2005मे भेल मुदा एहन दाबी तँ कियो कऽ सकैए। सभसँ पहिने तँ हमहीं दाबी करब जे हमर ब्लाग "अनचिन्हार आखर" 1999मे बनल मुदा ओकर पहिल पोस्ट 11 अप्रैल 2008केँ भेल। मुदा वास्तविक रूपें हम जानै छियै जे ई तर्क नै मात्र बकथोथी हेतै। कतेक रास बात दिसम्बर 2013 धरि चलैत रहल ओहि केर बाद ओहिपर कोनो सक्रियता नै अछि।

गजेन्द्र ठाकुर अपन पोथी "कुरुक्षेत्रम् अंतर्मनक" (संस्करण 2009)मे एकटा आलेख देला जकर शीर्षक छै " भाषा आ प्रौद्यौगिकी (संगगणक, छायाकंन, कुंजीपटल, टंकण तकनीक) अंतर्जालपर मैथिली आ विश्वव्यापी अंतर्जालपर लेखन आ ई प्रकाशन" जे कि बादमे अंतिका पत्रिकाक अंतर्जाल विशेषांकमे सेहो प्रकाशित भेलै। एहि आलेखमे गजेन्द्रजी "भालसरिक गाछ" संबंधमे चर्चा केने छथि जाहि के बाद भ्रम पोसए बला "पहिल" लोक सभहँक भ्रम टूटल आ तकरे फलस्वरूप ओ सभ गलत तथ्य प्रकाशित केलाह जे हम एतेक सालमे शुरू केने रही तँ हम ओतेक सालमे शुरू केने रही। ठाकुरजीक ई आलेख ओहि समयमे पहिल ओहन आलेख रहै जाहिमे अंतर्जालक संबंधमे विस्तारसँ चर्चा रहै एते धरि जे बिना कोनो सर्टिफिकेट लेने अपनासँ कोना वेबसाइट बना सकै छी तकरो विधि ओहि आलेखमे छै। पाठक ई आलेख हुनक पोथी वा अंतिका पत्रिकाक "अंतर्जाल विशेषांक"मे पढ़ि सकै छथि। मैथिलीमे सभ ई मानै छथि जे हम जहियासँ काज शुरू केलहुँ सएह पहिल भेल। इतिहासमे तकनाइ, अध्ययन केनाइ हुनका पसंद नहि छनि (एकटा टटका उदाहरण हमरा भेटल जे एक वेबसाइट जे कि अगस्त 2012सँ चालू भेल हुनक दावा छनि जे हम अपन वेबसाइटपर पहिल बेर साक्षात्कार शृंखला चालू केलहुँ जे कमसँ कम कोनो वेब पत्रिकामे नै छल। आब देखू जे समदिया अक्टूबर 2011सँ "हम पुछैत छी" नामक साक्षात्कार शृंखला चलेलक आ एहिमे कुल सत्तावनसँ बेसी व्यक्तित्वक साक्षात्कार प्रस्तुत कएल गेल अछि। आब कहू पहिनेसँ के चला रहल अछि। एही ठाम अध्ययनक जरूरति पड़ै छै। बिना पढ़ने आ जनने पहिल केर बीमारी पोसने मैथिलीक सेवक सभ बहुत पसरल छथि)। हम पुछैत छी शीर्षक सभ साक्षात्कार एहि लिंकपर पढ़ि सकै छी- http://esamaad.blogspot.in/p/blog-page_22.html एतेक देखेलाक बाद हम "कतेक रास बात" केर संचालक सभ सभ पूछए चाहै छी जे जँ प्रकाशने तारीखकेँ मानक बूझी तखन मैथिली किएक ओ हिंदी आ भारतक पहिल ब्लाग हेबाक दाबी किए नै कऽ रहल छथि। हिंदीक पहिल ब्लाग "नौ दो ग्यारह" अछि जे कि आलोक कुमार जी 21 अप्रैल 2003 के शुरू केने छलाह। कतेक रास बातक तँ प्रकाशन तिथिक हिसाबसँ "9211"सँ चारि साल पुरान अछि तखन डा0 पद्मनाभ मिश्र क्लेम करथु भारतक पहिल ब्लाग हेबाक। मुदा डा0 पद्मनाभ मिश्र नै कऽ सकताह कारण हुनका बूझल छनि अपन बैमानीक बारेमे। डा0 पद्मनाभ मिश्र किछु ओहन नवसिखुआ सभकेँ बड़गला सकै छथि के मात्र एकांउटिंग उद्येश्यक संग कंप्यूटर चलबै छथि मुदा जे कंप्यूटरसँ नीक जकाँ परिचित छथि तिनका ओ कोना बड़गला सकै छथि। हम एहि

लेखक माध्यमे पद्मनाभजीकेँ चुनौती दै छियनि जे प्रकाशन तारीखक हिसाबसँ ओ अपन ब्लागकेँ भारतक पहिल ब्लाग घोषित करबाबथि आ से केलासँ ओ मैथिलिओक पहिल ब्लागर बनि जेता।

उपरक तथ्य सभसँ पता चलल हएत जे इंटरनेटपर --

1) भालसरिक गाछ (याहू सिटीज) 2000सँ अछि जकर लिंक http://www.geocities.com/bhalsarik-gachh/ अछि।

2) पल्लवमिथिला 2003सँ अछि जकर लिंक www.pallavmithila.mainpage.net अछि।

3) समदिया 2004सँ अछि जकर लिंक http://esamaad.blogspot.in/2004/ अछि।

4) प्रकरांतर 12 फरवरी , 2005 केँ अछि जकर
लिंक http://prakarantar.blogspot.in/2005/02/blog-post.html अछि।

5) कतेक रास बात अगस्त-2005सँ अछि जकर लिंक http://www.vidyapati.org/2005/08/blog-post.html अछि।

आ तँइ ई निश्चित रूपेण कहल जा सकैए जे भालसरिक गाछ (याहू सिटीज) बला इंटरनेटपर मैथिलीक पहिल उपस्थिति अछि। तकर बाद पल्लवमिथिलाक स्थान दोसर अछि। समदियाक स्थान तेसर अछि। प्रकरांतर केर स्थान चारिम अछि। आ अंतमे कतेक रास बात केर पाँचम स्थान अछि।

बहुत संभव अछि जे इंटरनेटक अथाह दुनियाँ केर किछु तथ्य हमरासँ छुटि गेल हो तँइ जँ अहाँ सभ ओकर सूचना दऽ एहि लेखकेँ परिमार्जन करेबै तँ ई भविष्य आ इतिहास दूनू लेल नीक रहतै। आशा अछि जे कोनो गलती दिस निधोख भऽ अहाँ सभ सुझाव देब।

**चित्र सभ निच्चा अछि-**



अनचिन्हार आखर: आशीष × | कतेक रास बात: मिथिला ×

www.vidyapati.org/2005/09/blog-post.html

More ▾ Next Blog»

चित्र-3

कतेक रास बात

संपर्क करू
editor@vidyapati.org

मुख्य पृष्ठ | परिचय | कविता | कथा/कहानी | हास्य-व्यंग | लेखक/ कवि | आमंत्रण | सम सामायिक | संस्मरण | Contact

*मिथिला ! अपन मिथिला !*

मिथिला ! अपन मिथिला !
फुइसक घर,
घरक चार पर लतड़ल कदीमा आ सजमईन,
भीतर सीक पर टांगल दही,
दलान पड कूही खाइत बड़द,
गप्पु झाक खीस्सा सुनबैत बुढहा,
खंढियान मे राखल धानक बोझ,
भीति पर लीखल कोहबर,
आंगन मे लिखल अड़िपन,
सामा-चकेबा,बगीया, पुडिकिया, तिलकोड,
पोखड़ि मे माछ आ मखान,

FOLLOW US

किछु टटका रचना

पाठक लोकनि सँ आग्रह जे कतेक रास बातक नव रुप रेखा केहेन लागल, टिप्पणी द्वारा सुचित करब

टटका कविता
1.किछु त हम करब --किशन कारीगर
2. स्वागत बसंत --करण समस्तीपुरी
3. अंतर --सुभाष चंद्र
4. कालजयी -विवेकानंद ठाकुर

टटका कथा
1. विवाह क तेसर सप्ताह --आदि यायावर
2. स्टेशन पर'क हरियर दुबि आ लाल गुलमोहर -- आदि यायावर

www.vidyapati.org/p/blog-page_7012.html



अनचिन्हार आखर: आशीष × | कतेक रास बात: मिथिला ×

www.vidyapati.org/2005/09/blog-post.html

पोखड़ि मे माछ आ मखान,
आर कतेक रास बात,
मिथिला, अपन मिथिला, अपन मैथिलि, अपन मैथिल !

You might also like:

अपन अपन खुशी (मैथिली कहानी) | जलकुम्भी भाग-२ (लेखिका- अल्पना) | अतुल्य-प्रकाश उर्फ बद्लू (एक कहानी)

- Kumar Padmanabh जी द्वारा प्रेषित September 02, 2005

केहन लागल: अतुलनीय (0) बढ़िया (0) साधारण (0) बेकार (0)

*5 comments:*

Sanjay Jha said...

Padmanathji,
Excellent poem. It encompassed all the attributes of a Mithila's village. What can I say, it could be a poet using words instead of brush and paint on the canvas to paint the image of a village!! Believe me, while seating in the downtown of Toronto, this poem took me to my village!!!
Great efforts as well, please tell me how can I help you in your efforts. I am little disappointed, the way Maithil yahoo groups have been marginalised to a

आदि यायावर

टटका व्यंग
1. बूढ़क अर्थशास्त्र --खट्टर काका

प्रशंसक बनु

Followers (179) Next

Follow

बहुत नीक लागल ! उम्मीद करई छी जे आगूओ पढ़ैत र... - Yaswant Mishra
बहुत नीक लागल इ कथा - Yaswant Mishra
विद्यापति जी की समाधि भूमि विद्यापति धाम plea cl... - Shivam Kumar
कथा'क अंतिम अंश एतय पढ़ू http://www.vidyapati.... - आदि यायावर
bahut nik kahani likhne chhaith, e kahani pad... - ranjeet kumar

मेल पर सदस्यता लेल जाय




ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

मुन्ना जी

बीहनिकथा ( Seed Story)- झोल

------- --------------

-- जा.....! यौ पुरहीत अहाँ त' सब टा गल्तीये पढ़ने जाइ छी.

-- चुप्प ! तों की जान' गेलें संस्कृत.हमर त' इ खानदानी पेशा छी.

-- यौ पुरहीत , हमहु संस्कृते सँ एम.ए केने छी. आ पुजा विधान सेहो अवैए.
-- हेहरै, पुजि ने ले अपने.
-- नै , बुजुर्ग सब कहै छथि- पुरहीते के पुजेने पुजाक पटि.
-- त' सीखा नै, हम संस्कृतक पंडित नै ,मुदा जनउ रखने छी.
-- ' हमरो एक टा जनउ देने जाउ, अहाँक भार हल्लुक !

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

**बृषेश चन्द्र लाल- बुद्धिचौ**

टोलक अग्रज राम बहादुर हमर बनैत घरक निरीक्षण करैत बजलाह 'घर बनवैत छह तँ आब तोरा बुधि अएतह ! बिना सोच आ विश्लेषणकेँ, तकरबाद निष्कर्षकेँ आ तखन फेर योजना, साधनक सङ्गोर, समन्वय आ कार्यान्वयनकेँ घर नइ बनैत छैक !! छोट गड़बड़ी सभ किछु गड़बड़ करिते जाइत छैक । कोन काज पहिने आ फेर कोन तकरबाद सेहो घोरिएक' सोचय पड़ैत छैक । नइ तँ नोक्साने परिणाम ! .... बुद्धिबङ्गारा (बद्धिचौ) निकललह ?..."

हम कहलिअन्हि " भाईजी निकलएकाल ततेक ने फारए जे डाक्टरलग जाए पड़ल । प्रवीणमा जड़िसँ उखारि देलक !"

रामदाई जोड़सँ हँसि देलाह " जा ... ! जनमए दितैक । सभ गड़बड़ा गेल !!"

आब दोसर प्रसंग । बीएमे अंग्रेजीमें एकटा शिर्षक रहैक The speed of life । ओहिमे एक गोट विश्व प्रसिद्ध व्यापारी अपन पीड़ाक वर्णन कएने रहथि जे कोना जीवनक गति बढ़ल जारहल छैक आ ओ दौगए नहि सकिरहल छथि । आरकेसर बड्ड नीक पढ़बथिन्ह । पूरा कोशिश कएलन्हि हमरापर किंचित बेशीए ध्यान द'क' जे ई बुझि लेअओ । हुनका कदाचित् बुझल रहन्हि जे एकरा बुद्धचौ जनमल नइ छैक । मुदा, हम बूझि नइ सकलिऐक । बुद्धचौ जनमल रहैत तखन ने !

आब तेसर प्रसंग । अधिकांस मित्रसभक speed बड्ड तेज ! फेर त्वरण (acceleration) अकल्पनीय !! ठकमुड़िया लागि जाइत अछि । हमरासभ पकड़ए नहि सकैत छी । आकांक्षा फेर एतेक जे चिरईक नेना जकाँ पहिनहिं प्रयासमे आकाशे नापि ली । केओ आ किछु नीक लगिते नइ छन्हि । हरेक ठाम एकहिं बेर परिवर्त्तन चाहैत छथि । बिनु प्रयासेक परिणाम गनैत छथि । क्रान्तिकारी परिवर्त्तन ! कोनो व्यक्ति, कोनो निर्णय अथवा कोनो प्रयास वा ताहिमे झाँपल रणनीतिकेँ खोजक-बूझक समयक आभाव छन्हि ! ककरो सोझे धराधर अपन वाणसँ मुहँ कोंचकएहेतु वाणसँ भरल मिसाइलसभ दागि दैत छथिन्ह !

पता नइ अमेरिकी राष्ट्रपति ट्रम्फ भीतरसँ केहन छथि ? मुदा, लगैत अछि, भीतरसँ जे होथि आमविश्वक नाड़ी पकड़ि नेने छलाह । हुनकर जमल बुद्धचौ निश्चिते गड़ल छल जे विजयश्री देलकन्हि । मुदा, समय तँ अकल्पनीय त्वरित अछि । फेर सभकिछु बदलि गेलैक । फ्रान्समे ट्रम्फक बड़बोलापनक विपरित युवा इमैनुएल मैक्रों राष्ट्रपति भेलाह अछि ।

बूझब कठीन ! चल मन भजन करह !! बुद्धिचौ जे नहि अछि !!!

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

**उमेश मण्डल**

**मिथिलाक लोक संगीत/ लोक कला**
**भगैत गबैया**

(धर्मराज, ज्योतिश महराज, अंदू मालि, उदय साहु, हरिया डोम, बेनी, शती अवला, कारूबाबा इत्यादि भगैत निम्नलिखित 'रसुआर-भगैत पार्टी' 1980 ई.सँ गबै छथि।)

श्री शम्भु प्रसाद मण्डल
सुपुत्र स्व. लखन मण्डल
भगैत गायन सह खजरी वादन
उमेर- 42 साल
1980 ई.सँ भगैत गबै छथि।
पता- गाम- बढियाघाट/रसुआर, पोस्ट- मुंगराहा, भाया- निर्मली, जिला- सुपौल।

श्री गंगाराम मण्डल
सुपुत्र श्री अशर्फी मण्डल-
झालि वादक
उमेर- 40
1980 ई.सँ झालि बजबै छथि।
पता- गाम- बढियाघाट/रसुआर, पोस्ट- मुंगराहा, भाया- निर्मली, जिला- सुपौल।

श्री जनक मण्डल
सुपुत्र स्व. उचित मण्डल
उमेर- 60
रमझालि/ कठझालि/ करताल वादक
1975 ई.सँ रमझालि बजबै छथि।
पता- गाम- बढियाघाट/रसुआर, पोस्ट- मुंगराहा, भाया- निर्मली, जिला- सुपौल।

श्री रविन्द्र मण्डल
सुपुत्र श्री खट्टर मण्डल
उमेर- 32
नाल वादक
पता- गाम- बढियाघाट/रसुआर, पोस्ट- मुंगराहा, भाया- निर्मली, जिला- सुपौल।




श्री परमेश्वर मण्डल
सुपुत्र स्व. बिहारी मण्डल
उमेर- 41
ग्रुमबाजा/ गुमगुमियाँ
1980 ई.सँ गुमगुमियाँ बजबै छथि।
पता- गाम- बढियाघाट/रसुआर, पोस्ट- मुंगराहा, भाया- निर्मली, जिला- सुपौल।

श्री महेन्द्र प्रसाद मण्डल
सुपुत्र स्व. छेदी मण्डल
उमेर- 48
कठझालि वादक
बचपनसँ गेबो करै छथि आ रमझालि/कठझालि बजेबो करै छथि।
पता- गाम- रसुआर, पोस्ट- मुंगराहा, भाया- निर्मली, जिला- सुपौल।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

३. पद्य

३.१. जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'- ४ टा गजल

३.२.कमलेश प्रमेन्द्र- जरल कपार

३.३.प्रदीप पुष्प- गजल

३.४.राजेश मोहन झा 'गुंजन' - धन रूप आ गुण (दहेजक पसाही)

**जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'**

४ टा गजल

(1)

कहलक जामुन आम साढू

नै जा सकलौं गाम साढू

सभ रस्तापर थाल-कादो

सभ रस्तापर जाम साढू

किरदानी छै छोट ओकर

जक्कर बड़का नाम साढू

बाहर सभठाँ भेल आदर

घरमे छी बदलाम साढू

सबहक माथक पाग छलियै

बनलौं आब खराम साढू

सोची कत्ते भेल रावण

एके भेला राम साढू

( मात्रा-क्रम : 2222-2122 )

(2)

सेवक छी हम राजा छी हम

बौआ बाबू बाबा छी हम

ककरो खातिर छी गिरिजाघर

काशी छी हम काबा छी हम

ejournal 'विदेह' २३० म अंक १५ जुलाइ २०१७ (वर्ष १० मास ११५ अंक २३०) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

कोनोठाँ पाछाँ छी जगमे

आ कोनोठाँ आगाँ छी हम

कहुना बांचल छी हमहूँ सभ

अरिपन पुरहर लाबा छी हम

सबहक घरमे हमरे चलती

चकला बेलन आंटा छी हम

हमरे खातिर हल्ला-गुल्ला

गहना-गुडिया कपडा छी हम

हम्मर दुःख जहिना के तहिना

माँ सीताके मिथिला छी हम

( मात्रा-क्रम : 2222-2222 )

(3)

बाजब ककरोसँ सिखलौं

कानब ककरोसँ सिखलौं

सिखलौं ककरोसँ झगडा

मारब ककरोसँ सिखलौं

सिखलौं ककरोसं छीनब

मांगब ककरोसँ सिखलौं

फेकब ककरोसँ सीखल

राखब ककरोसँ सिखलौं

सोचब देखब क’रब की

ठानब ककरोसँ सिखलौं

हम के छी आ अ’हाँ के

जानब ककरोसँ सिखलौं

हम भवसागरसँ निकलब

फानब ककरोसं सिखलौं

( मात्रा-क्रम : 2222-122 )

(4)

सत्यक पूजा घर-घर रहितै

दुनिया कत्ते सुन्दर रहितै

सबहक हिरदय रहितै नमहर

वाणी सबहक मिठगर रहितै

ककरो कीयो दुःख नै दीतै

सभकें सभले' आदर रहितै

माथापर उघने चल अबितौं

मोटा कतबो भरिगर रहितै

एत्ते दुःख दीतै नै मनसा

यदि अपनो ओ थितगर रहितै

एके सुरमे बजितै सभक्यो

भारत सबहक ऊपर रहितै

( मात्रा-क्रम : 2222-2222 )

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**कमलेश प्रमेन्द्र**

**जरल कपार**

*******************

एकटा लड़का सजल देखलियै,
सूट-बूट मे रहै तैयार।
सभ लगन परदेस सँ अबै,
एकहु बेर नहि भेलहि जोगार।
चिकन चुनमुन साफ़ दरबाजा,
नबका चादरि चौकी पर।

ejournal 'विदेह' २३० म अंक १५ जुलाइ २०१७ (वर्ष १० मास ११५ अंक २३०) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

तीन रंगक चारिटा कुर्सी,
महग पर्दा सँ सजल घर।
आइ घटक आबि रहल छै,
चहल-पहल पूरा परिवार।
सभ लगन.............
जे समय निर्धारित छल,
भेल घटक कँ आब में लेट।
लड़का के मुँह फिफरी परै,
अहू लगन नहि कटा जे घेंट।
तखने गाड़ीक पिपही बजलै,
घरक आगा लागल मारुती कार।
सभ लगन.............
पहिने ठंडा तखन बिगजी,
चाह-पान चललै ताबर तोड़।
नाम-गाम लड़का सँ पूछल,
की सभ चाही से खोलू ठोर।
सतर्क बाप झट सँ बजलाह,
बियाह रातुक उठबियौ भार।
सभ लगन परदेस ........
बियाह भेल फाइनल मोन भेल गद्गद,
लड़का लगलक सभकँ गोर।
आशीर्वाद संग टाका हाथ एलै,
लड़का-लड़की कँ जोड़ी बेजोर।
मोनेमोन लड़का सोचलक,
कहुना लागल बेड़ापार।
सभ लगन............
सिध्यांत लेल कन्यागत लेला परिचय,
आहि रे बा जुलूम भ' गेल।
कोना आब इ बियाह हेतै,
लड़का-लड़की कँ गोत्र मिल गेल।
देबे-शेबे बियाह ठीक भेल,
अभगला के छै जरल कपार।
अगिलो साल आब बियाह नहि हेतै,
परै छै कठिन अतिचार।

सभ लगन परदेस सँ अबै,
एकहु बेर नहि भेलै जोगार।
---कमलेश प्रमेन्द्र---------
---दामोदरपुर बेनीपट्टी----

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

**प्रदीप पुष्प**

**गजल**

गप्प उठतै त' पहुँचबे करतै
मेघ लगतै त' बरसबे करतै

ओकरा रोकि सकत नै केओ
गीत रचतै त' परसबे करतै

पाप आ पुण्य कथी नइ बूझै
भूख लगतै त' भटकबे करतै

छै अभिव्यक्तिक हक सबकें तें
दम्म फुलतै त' खखसबे करतै

छै उमेरक गलती चालिक नइ
डाँढ हिलतै त' लचकबे करतै

-प्रदीप पुष्प(2122 112222 सब पाँतिमे।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

**राजेश मोहन झा 'गुंजन'**
**धन रूप आ गुण (दहेजक पसाही)**
*********

गुण देखू, नै रूप निहारू।

जखन सद्य: लक्ष्मी घर औती
लाख कोटि धन किए बिचारू
भूख लोभ केर कोनो अंत नहि
मोल मनुक्खक हृदय उतारू,
गुण देखू, नै रूप निहारू।

मुंह सुरसा सन बढ़ि रहल
कुरीति रीति पर चढ़ि रहल
दहेजक माया के धूलि उड़ैए
मान बचाबू पाग सम्हारू,
गुण देखू, नै रूप निहारू।

गानिते गुणिते दिन बीताओल
कतेक लगाओल पूत पर
लगा पसाही दहेजक व्यापार
बेचब मोल बिनु दाँतक पर्रू,
गुण देखू, नै रूप निहारू।

कारी आखर महीष बूझै छथि
मुदा कनियाँ बीए एमए चाही
बाबा दलानक पगहा ल' घूमथि
एहन बरद की मोल बिचारू,
गुण देखू, नै रूप निहारू।

जे दहेजक पीटै छथि डंका
परधन लोभक महल बना क'
कुटिल भाव बैसल छथि लंका
ओहि लंका कें मिलि जराबू,
गुण देखू, नै रूप निहारू।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

बालानां कृते

**विदेह मैथिली मानक भाषा आ मैथिली भाषा सम्पादन पाठ्यक्रम**

भाषापाक

**बृषेश चन्द्र लाल**

**बालगीत- हमर पोती**

हमर पोती
खेलए खेल
बिंब बनल अछि
मीत आ मेल ।

अनुपम दर्पण
निष्छल छाया
मिलल रंग एक
मन आ काया ।

खिलकैत खुशी
स्पर्श आ शोर
देखू दर्पण
स्वयं विभोर ।

विस्मृत नेनपन
प्रस्तुत भेल
हमरि पोती जे
खेलए खेल ।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

विदेह

मैथिली साहित्य आन्दोलन


विदेह- प्रथममैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA

रचनाकार अपन मौलिक आ अप्रकाशित रचना (जकर मौलिकताक संपूर्ण उत्तरदायित्व लेखक गणक मध्य छन्हि) ggajendra@videha.com केँ मेल अटैचमेण्टक रूपमे .doc, .docx, .rtf वा .txt फॉर्मेटमे पठा सकै छथि। रचनाक संग रचनाकार अपन संक्षिप्त परिचयआ अपन स्कैन कएल गेल फोटो पठेता, से आशा करै छी। रचनाक अंतमे टाइप रहए, जे ई रचना मौलिक अछि, आ पहिल प्रकाशनक हेतु विदेह (पाक्षिक) ई पत्रिकाकेँ देल जा रहलअछि।



५ जुलाई २००४ कौँhttp://gajendrathakur.blogspot.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html "भालसरिक गाछ"- मैथिली जालवृत्तसँ प्रारम्भ इंटरनेटपर मैथिलीक प्रथम उपस्थितिक यात्रा "'विदेह'- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका" धरि पहुँचल अछि,जे http://www.videha.co.in/ पर ई प्रकाशित होइत अछि। आब "भालसरिक गाछ"जालवृत्त 'विदेह' ई-पत्रिकाक प्रवक्ताक संग मैथिली भाषाक जालवृत्तक एग्रीगेटरक रूपमे प्रयुक्त भऽ रहल अछि। विदेह ई-पत्रिका ISSN 2229-547X VIDEHA

*सिद्धिरस्तु*